सभकेँ पुछलखिन। उत्साहित बाल-बोध सभ हँ-मे-हँ मिला देलकैन। हँ-मे-हँ मिलिते देवकान्त बाबूक मन कलशलैन। कलशलैन ई जे ऐ जत्थाक नेतृत्व करैक भार ऊपर आबि गेल। आब तँ अपने ने विचार करए पड़त जे केतएसँ शुरू करब? ..मन ठमकलैन, ठमैकते आन्दोलनक सीमांकन केलैन। एक दिस दिल्लीक गद्दी आ दोसर दिस गाम-गामक लोकसँ लऽ कऽ खेत-पथार धरि दाबल अछि। तैठाम जँ गामक लोक गामसँ आन्दोलन शुरू नइ करत तखन तँ गामे छुटि जाएत। गामे-सँ-गाम जोड़ि ने जिलो-जबार आ राजो-देश बनल अछि।

देवकान्त बाबू दसो-बारहो आन्दोलनकारी सभकेँ संग नेने गाँधीजी माने रघुनन्दन ऐठाम पहुँचला। पनरह-बीस गोरेक संग गाँधीजी आन्दोलनेक विचार कऽ रहल छला। कियो रेलवेक पटरी उखाड़ैक विचार दइ छेलैन, तँ कियो पोस्ट ऑफिसमे आगि लगबैक, कियो गोरा-सिपाहीक रस्ताकेँ अवरूद्ध करैले पुल तोड़ैक विचार दइत रहैन...। मुदा जाबे कोनो एकमुहरी विचार नइ भऽ जाएत ताबे आगू केना बढ़ल जा सकैए। ..अही गुनधुनमे सभ कियो विचार करिते छला कि देवकान्त बाबू अपन जत्थाक संग पहुँचला।

बाल-बोधक जत्था देख सभ आन्दोलनकारी खुशियो भेला आ छगुन्तोमे पड़ला। खुशी ई भेला जे जखन कोनो देशक बच्चा-बच्चा अपन देशक गरिमा बुझत तखन ओ देश अजादक कोन बात जे एक सुसम्पन्न देश सेहो बनबे करत। आ छगुन्तामे ई पड़ला जे बाल-बोध केना पैघ-सँ-पैघ यातना सहि सकैए! गाँधीजी देवकान्त बाबूकेँ पुछलखिन»

“देवकान्त बाबू, समाजक पढ़ल-लिखल लोक तँ अहीं सभ छी, केना आगूक कार्यक्रम बनाएब?”

गाँधीजीक प्रश्न सुनि देवकान्त बाबू ठमकला, मुदा ई जगह तँ कोनो प्रश्नक निर्णायक उत्तर दइबला नइ छी, अपन विचार रखैक छी, जे

निर्णायक दौड़मे अछि। ..देवकान्त बाबूक नजैर तखन भोले नाथपर रहैन। हीगर-पुष्टगर भोला नाथ रहबे करए। ओना, छल बारहे-तेरहे बर्खक मुदा रहए कलशगर। सदिकाल कानो आ कन्हो उठौनहि रहै छल। देवकान्त बाबू बजला»

"जखन अंग्रेजी शासन तोड़ए चाहै छी तखन ओकर डारि-पात

सभकेँ तोड़ए पड़त। नइ तँ जहिना कोनो बर-पीपरक गाछकेँ जड़ि काटि खसा देबइ आ ओकर डारि-पात, फूल-बीआ रहबे करतै तखन तँ ओ फेर गाछ हेबे करत।"

देवकान्त बाबूक विचारपर सभ बुजुर्ग आन्दोलनकारी विचार करए लगला। अन्तो-अन्त विचार भेल जे गाँधीजीक मुहेँ बजौल गेल»

"पहिने थानाक चौकी जे चौकीदारक जिम्मामे छइ, ओकर बरदी-मुरेठा छीनि कऽ आइ जरा देब अछि।"

गाँधी जीक संग सभ कियो विदा भेला...।

गाममे दूटा चौकीदार दुनू गामेक। दुनू गोरेकेँ भाँज लगि गेल जे बरदी-मुरेठा जरबैक विचार आन्दोनकारी कऽ लेलक अछि। दुनू चौकीदार विचारलक जे अनेरे गौंआँ हाथे मारियो खाएब आ समाजिकता सेहो टुटत, तहूमे अंग्रेजी सरकार कि अपना देशसँ रूपैआ आनि दरमाहा दइए। ओकर कि कोनो नून-हरदी खाइ छिऐ। गौंएँ ने आठअना-एक-रूपैआ चौकीदारी दइए जइसँ पनरह-पनरह रूपैआ दुनू गोरेकेँ दरमाहा भेटैए। खाली बरदी देने अछि आ लऽ दऽ कऽ चारि हाथ मुरेठाक कपड़ा देने अछि। ..किए ने अपन समाजिकता राखब। सएह केलक।

ओही मुरेठा जरबैक घटनामे देवकान्तो बाबू आ भोलो नाथ जहल गेला। पहिल बेर, देवकान्त बाबू सन 1942 ईस्वीमे तीन बर्ख धरि जहलमे रहला आ भोला नाथ छबे मासमे नवालिक दुआरे छुटि कऽ एला।

भोला नाथक जिनगी सन 1942 ईस्वीक आन्दोलनसँ शुरू भेल समाजसँ अपन अलग रूपमे अपन जिनगीक क्रिया-कलाप अपनौलैन। आन्दोलन बढ़ैत गेल, भोला नाथक जहल यात्रा सेहो बढ़ैत गेलैन। देशक सत्ता विदेशीसँ देशीक हाथमे आएल। आने जकाँ भोलो नाथ स्वतंत्र देशमे साँस लेलैन।

ओना, अजादीसँ पूर्ब आ 1942 ईस्वीक बीच भोला नाथ आरो तीन बेर जहल गेल छला। समाजोक बीच विचारमे बदलाव आबि चुकल छल। बदलाव ई जे अखन तक समाजमे एहेन धारणा बनल छल जे जहल जाएब पाप छी आ पापीए-ले जहल अछि, माने जे पाप करैए सएह जहल जाइए।

तीन भाए-बहिनक बीच भोला नाथ। दू बहिनक बीच जेठ भोला नाथ। पिता गौरीनाथकेँ पुश्तैनी पाँच बीघा जमीन। समयानुसार जिनगी बना परिवारकेँ अखनो ओहिना जीवित रखने छैथ जहिना बाबाक अमलदारीमे रहैन।

देशक बीच अजादीक विर्ड़ो उठल, गाम-गामक नवयुवको आ समझदारो सभ आन्दोलन कऽ रहला अछि तँए कहियो भोला नाथकेँ पिता ई नइ कहलखिन जे बौआ आन्दोलन अधला छी...।

नव उमेरक भोला नाथक मनमे बैस गेल छल जे आन्दोलनेसँ अजादियो भेटत आ अजादीक पछाइते अजाद भऽ कियो अपन जिनगीकेँ अजाद बनौत। तैसंग जहलमे ईहो आन्दोलनकारी सभसँ सीख नेने छला जे अपन देश आइए नइ बहुत दिनसँ गुलामीक शिकंजामे कसल आबि रहल अछि। गुलाम देशक आम-अवामक जिनगीकेँ तोड़ैत-तोड़ैत एते तोड़ि देल जाइए जे मनुखक जिनगीकेँ पशुवत बना दइए। जइसँ चीन-पहचीन रहिए ने जाइए।

भोला नाथ जखन उन्नैसम बर्खमे पहुँचल तखन गौरीनाथ

कहलखिन»

“बौआ, आब तँ हमहूँ चारिमे सीढ़ीमे पहुँचब, दुनू बेटीक बिआह भइये गेल, माता-पिताक जिनगीक अन्तिम क्रियो-कर्मसँ निवृत्त भइये गेल छी, खाली तोरे बिआह-टा पछुआएल अछि।”

पिताक विचारकेँ स्वीकार करैत भोला नाथ बाजल»

“बाबू, परिवारक जे ढर्रा बनि गेल अछि तइ अनुकूल मानि गेलौं

मुदा परिवारक संग समाजोक सेवा करबे करब।”

बेटाक विचारसँ सहमत बनबैत गौरीनाथ बजला»

“जाबे जीबै छी ततबे दिन ने, मुदा पछाइत तँ अपने निमाहए पड़तह।”

ओना, अखन तक परिवारक कोनो भार भोला नाथक ऊपर नइ पड़ल छल तँए भारक-भारीपन बुझबे ने केलक आ बाजल»

“बड़ बढ़ियाँ।”

भोला नाथक बिआहो भेल।

जहलमे एते भोला नाथ बुझि गेल छल, पैघ-पैघ विचारकक विचार सुनि, जे पहिने परिवारसँ गाम, गामसँ जिला-जबार होइत राज्य-देशकेँ जानब अछि, तइले अध्ययनो आ देशाटनो जरूरी अछि। तहूमे पिता जीवित छैथ तँए अखन मौका अछि। सएह केलैन।

जहिना कोनो तीर्थ स्थानक कियो तीन-पेखैन करैत तहिना भोला नाथ सौंसे देशकेँ तीन बेर भ्रमण करैत देशक समाजिक आर्थिक अध्ययन देखियो कऽ आ किताबो पढ़ि कऽ बहुत किछु जानि चुकल छला।

दस बर्खक पछाइत माता-पिताक अन्त भेलैन। परिवारक भार भोला नाथकेँ अपना ऊपर ओइ रूपे आएल जे पिताक अमलदारीमे पाँच गोरेक परिवार छेलैन जे अखन  छअ गोरेक भऽ गेल अछि।

देशक संग गामोक दशा पछुआएले छल। ने खेती-बाड़ीक समुचित बेवस्था आ ने पढ़ै-लिखैक स्कूल-कौलेजक सुविधा आ ने बर-बेमारीक इलाजक समुचित सुविधा। ओना, लहेरियासराय अस्पताल आ ठाम-ठाम स्कूलो-कौलेज खुजि गेल, मुदा आवश्यकतानुकूल नहि।

अपन पाँचो बीघा जोतसीम जमीनकेँ भोला नाथ एकठाम केलैन। माने गौंआँ सभसँ अदैल-बदैल, एकटा बोरिंग गड़ा खेतक पानिक सुविधा बनौलैन। एक जोड़ बरद आ एकटा महींस सभ दिने परिवारमे रहलैन जेकरा समुन्नत बनौलैन। समुन्नत ई जे महींसक सेवासँ कम्मो सेवामे गाइक सेवा होइ छइ, परिवारमे जेते करताइत अछि तही हिसाबसँ ने परिवारक काज ठाढ़ हएत। ..काज करैबलाक हिसाबसँ अपन काजक रूप-रेखा बना भोला नाथ काजकेँ बदलबो केलैन आ निरमेबो केलैन।

समैयक संग अपन जिनगीकेँ ताल-मेल बैसबैत परिवारक गाड़ीकेँ भोला नाथ खिंचए लगला। खेती-पथारी आकि कोनो आमदनीक जड़ि समैयक अनुकूल घटौलो-बढ़ौलो जा सकैए। मुदा मनुखक जनमसँ लऽ कऽ धरम-करम धरिक जिनगियो तँ परिवारेमे सृजित होइए। तइमे भोला नाथ बाबा स्वतंत्र देशक, स्वतंत्र जिनगीक संग जीविए रहला अछि।

❑ **साभार : गुलेती दास**

# घटक बाबा

एहेन अगियाएल क्रोध घटक बाबाकेँ जिनगीमे पहिल दिन छेलैन जेहेन आइ भोरे उठलैन। एक तँ औहुना देह घटने थोड़-थाड़ क्रोध सदिखन रहबे करै छैन मुदा घटबी जिनगीमे घटती काज भेने जहिना होइ छै तहिना भेलैन। ओना, देहक घटबी अनका जकाँ नइ रहैन, किएक तँ सभ दिन रहने केकरो फेहम बनल रहै छै, सभ किछु दुरुस्त रहै छै, मुदा तइसँ भिन्न घटक बाबाकेँ भेलैन। जेना केरा गाछक वा अनरनेबा गाछक पानि सुखने खलपैट जाइए तहिना भेने घटक बाबाकेँ घरक पहिलुका सभ कपड़ो-लत्ता आ जुतो-चप्पल भऽ गेलैन। दहेजुआ देल कुरतो-गंजी आ जुत्तो-पप्पल ढिल-ढिलाह बनि गेलैन। एकर माने ई नहि जे कुरतो-गंजी आ जुतो-चप्पल बढ़ि कऽ ताड़ भऽ गेलैन तँए ढिल-ढिलाह भऽ गेलैन। अपने सुखि कऽ पलास भऽ गेल छैथ। ओना, घरमे तेते-रास कपड़ो आ जुत्तो-चप्पल छैन जे अपन जीता-जिनगीकेँ के कहए जे मुइलोपर दान-पुन करैत उगड़िए जेतैन। मुदा कुछप भेने ओहो सभ कुछपिये जेतैन जइसँ कोनो सोगात नै लगतैन। जँ अपनो पहिरता तँ लेबरे जकाँ लगता आ दानो-पुन करता तैयो सएह हेतैन। खाएर जे हौउ, मुदा औझुका अगियाएल क्रोध बिनु हवोक ने पजैर जाए तेहने लहलही छैन।

कनभेंटक सातम श्रेणीक पोती–सरस्वती–जिज्ञासु बनि पुछलकैन-

"बाबा, पढ़ल-लिखल लड़काक संग बिनु पढ़ल-लिखल लड़कीक बिआह केते करौलिऐ आ बिनु पढ़ल-लिखल लड़काकेँ पढ़ल-लिखल लड़कीक संग केते करौने हेबइ?"

पोतीक पुछल प्रश्नक उत्तर बाबा नकारि केना सकै छैथ। कविताक तुकबन्दी जकाँ भलेँ कुछप किए ने हौउ, मुदा लय तँ भरबे करता...।

छ-अनियाँ मुस्की दैत घटक बाबा कहलखिन-

"कोनो की डायरी लिखि कऽ रखने छी, अनगिनती बुझह।"

बाल मन सरस्वतीक, अनगिनतीमे ओझरा गेल। मुदा जहिना भूखक तृष्णाकेँ पानियोँसँ किछु समय बिलमौल जा सकैए, मुदा तृष्णो तँ तृष्णा छिऐ। ठोस जहिना पानिमे नै भँसियाइत, पानि हवामे नै उड़ैत तहिना सरस्वतीक तृष्णा नइ उड़ल। पुन: दोहरा कऽ बाजल-

"बाबा, बिआह किए होइ छइ?"

पाँच किलो मोटरीकेँ तँ टारि देलिऐ, मनहीकेँ केना टारबै? जहिना पएर पड़िते साँप फन-फना उठैए तहिना घटक बाबाकेँ फनफनी उठलैन। एक तँ औहुना घटबी देह थरथराइते रहै छैन तैपर आरो पकैड़ लेलकैन। मुदा जहिना गनगुआरि देख नागक फनकी टुटि जाइत, तहिना दस बर्खक पोतीकेँ सोझहामे ठाढ़ भेने घटक बाबाकेँ भेलैन।

**❑ साभार : बजन्ता-बुझन्ता**

# इजोरिया राति

साढ़े पाँच बजे भोरे पिताजीक फोन पहुँचल। रिसिभ करैत प्रणाम केलिऐन। प्रणामक जवाब दैत पिताजी कहलैन-

"दादी कहै छथुन जे जाबे बेकलाक मुँह नइ देखब ताबे परान नइ छूटत।"

'बड़बढ़ियाँ' कहि पिताजीकेँ जवाब देलिऐन। मोबाइल रखिते मनक मोबाइल टनटनाएल। मनमे उठल दादी-माँ। ओही दादीक मुँहक बात आ हाथक काज देख आइ केरल सन पैघ शहरमे प्राइवेट ट्रान्सपोर्टक ओहन नोकरी करै छी जइमे सभ सुविधा मौजूद अछि! प्लेनसँ पटना होइत आइए गाम पहुँच जाएब। मुदा...।

लगले मन बदैल गेल, बदैल ई गेल जे जखन दादीक वचन छैन जे तोरे मुँह देखै दुआरे प्राण अँटकल अछि, तँ दू-चारि दिन देहेक कष्ट ने हेतैन, मनक तँ नइ हेतैन, दू-चारि दिनक पछाइते गाम जाएब। हँ-निहँस नीक जकाँ केनौं ने रही कि फेर मनमे उठि गेल- औझुका काज, औझुका रूटिंग। नहा-धो कऽ कपड़ा पहीरि चाह पीब, समुद्रमे बनल विवेकानन्दक स्मारक देखए अठबारे सभ रबिकेँ जाइते छी, ओकरे तैयारीमे रही आकि तखने गामसँ फोन आएल छल। उठि कऽ विदा होइक विचार मनमे उठबे कएल कि अगुआ कऽ उठि गेल- गाम जाएब।

केकरो किछु कहैक जरूरत ऐछे नहि, आठ बजेक प्लेन पकैड़ लेब, सोझहे पटना दस बजे पहुँचा देत, दू-अढ़ाइ घन्टामे पटनासँ गामक सीमान तक बस पहुँचा देत, जँ ओतएसँ पएरो जाएब, तैयो दिन लहसैत आइए गाम पहुँच जाएब। सएह केलौं।

ठीक दस बजे पटना हवाइ अड्डापर पहुँच गेलौं। पहुँचते विचार भेल जे बिनु पुछने-कहने गाम विदा भऽ गेल छी, गाम तँ गामे छी, अंगदक लंका। जे जाएब तँ असान अछि मुदा घूमि आएब कठिन। एक-दू दिनक बात रहैत तखन तँ अगर-मगर करैत छुट्टियो बँचा लितौं। मुदा तहूमे मैयाँसँ अन्तिम भेँट छी।

समय बेठेकान अछि। तैसंग ईहो तँ ऐछे जे अदहा रस्तासँ बेसी दूर पहुँचिये गेल छी, कहबैन जे पटना काजे आएल छेलौं, घूमि कऽ अखन केरल नइ आएब, गाम जाएब जरूरी भऽ गेल। दादी-माँ चलचलौ भऽ गेली अछि। ओना, उमेरो भइये गेल छैन, झुनकुट बुढ़ भइये गेल छैथ।

स्टेशनसँ निकैल मुसाफिरखनासँ पहिनहि अपन कम्पनीक मालिककेँ फोनसँ सूचित केलौं। पछाइत गामक नम्बर मिला फोन लगेलौं। भैया फोन उठौलैन। प्रणाम करैत पुछलयैन-

“भैया, की समाचार अछि, दादी-माँ केना छैथ?”

भैया जवाब देलैन-

“सभ पूरबते अछि। दादी-माँ सँ गप करह।”

गोड़ लगैत दादी-माँकेँ पुछलयैन-

“मन नीक अछि किने, दादी-माँ?”

जेना ठोरेपर जवाब लटकल रहैन तहिना उत्तर देली-

“बौआ, पहिने गाम आबह तखन निचेनसँ गप करब।”

कहलयैन-

“पटना पहुँच गेल छी, कनीयेँकालक पछाइत गाम पहुँच जाएब। की सभ खाइ-पीबैक मन होइए कहू कीनने आएब।”

जवाब देली-

“सब दिन अपना हाथक खेलौं, आब ऐ उमेरमे अनका हाथक खाएब! किछो ने अनिहह। अपने सब किछु अछि।”

दादी-माँक जनम ओहन परिवारमे भेलैन जे जाति विभाजित समाजमे विभाजित जातिक बीच जातिक उच्च कोटिक परिवार छेलैन। एक शाखाक बीच अखन सात डारिमे विभाजित समुदाय अछि। माने एक जातिक बीच सात जाति बनि ठाढ़ अछि, जइमे एक-दोसरक बीच काफी दूरी बनियोँ गेल अछि आ बनियोँ रहल अछि। जेकर एलेक्शने-एलेक्शन रिनुअलो होइते अछि। अहुना समाजिक स्तरपर खान-पानक बीच छुआ-छूत अछिए।

दादी-माँक पिता शिक्षक। ओइ समैयक शिक्षक जइ समयमे खाली पेट भरि खेनाइटा होइ छेलैन। जखन कि परिवारो समटले, छबे गोरेक परिवार रहैन। परिवारमे असगरे काजकर्ता पुरुख पिता रहैन, बाँकी पाँचो या तँ महिला छेलैन या तँ बाल-बच्चा। ओना, पान-सात बीघा खेतो रहैन मुदा मालगुजारीक अभावमे केता बेर निलाम होइत रहलैन। मुदा शिक्षकक रूपमे जुरमाना माफ करैत आपस कऽ देल जाइ छेलैन।

दादी-माँक पिता घरसँ बाहर रहने ने माल-जाल खुट्टापर पोसने रहैथ आ ने खेती-पथारी अपना सिरे करै छला। कहैले बँटाइ लगौने रहथिन मुदा बँटाइयो तँ बँटेदार किसान आ बँटाइ लगौनिहार मालिकक बीचक कारोबार छी। तँए जेहेन जे बँटेदार किसान तेहेन तेकरा लाभ।

मास्टर साहैब सोझमतिया लोक, जे-जे बँटेदार कहैन- माने रौदी भऽ गेने हमर खर्चा डुमि गेल ओकर अदहा तँ अहाँकेँ दिअ पड़त, तहिना कहियो दाही कहि तँ कहियो कीड़ी-फतिंगीक प्रकोप कहि मास्टरे

साहैबक ऊपर खाइन खसा दैन, मास्टरो साहैब बुझैथ जे दू गोरेक बीचक विवाद छी, ऐमे अनकर किए समय लेब। समैये ने सभ किछु छी, जँ समैयक मालिक अपने बनि जाइ तँ कोन मलिकाना बाँकीए रहल। दुनू गोरे- माने बँटेदार मालिक आ बँटेदार किसान-क बीच अन्तो-अन्त यएह पनचैती होइन जे जे भेल से बीतल समयमे भेल, आबसँ धुअल-पखारल दुनू गोरे भेलौं। माने किनको ऊपर कोनो देनी-लेनी नइ रहल।

ओना, मास्टर साहैबक जातिक बीच प्रतिबन्ध छेलैन जे महिला खेत-पथारक काज नइ करती, तैसंग शिक्षकक परिवार रहने अनुकूलतो छेलैन। माल-जाल नइ पोसती। नइ पोसैक कारण छल, अपने हाथे गाए दूहब परहेज छेलैन। ओना, परिवारक सदस्यक चरित्र गठन जे छेलैन ओ इमानदारीक गठन छेलैन। जइसँ झूठ बाजब, केकरो कोनो वस्तु परोछमे छुअब, केकरो अवाच कथा कहब सभसँ परहेज छेलैन। मुदा कर्मठ इमानदार तँ मेहनतेक बलपर ठाढ़ होइत अछि, तेकर अभाव परिवारमे रहबे करैन।

हमरा परिवारमे दादी-माँक बिआह नइ हेबाक चाहिऐन। ओ शिक्षकक बेटी, शारीरिक श्रमसँ हटि पलित रहैथ, जखन कि हमर परिवार खेतमे काज करैबला छेहा बोनिहार, परिवारक बुत्ता बोनियेँ छल। मुदा जतिआरे बन्हन तँ एहेन होइते अछि जे कुल-मूलक जोड़ तकैए। जखन कि जोड़ हेबा चाही काजक जे जिनगीक बुनियाद छी। धन-सम्पैत नहि। कुल-मूलक रक्छा ठाढ़ जिनगी भेला पछाइते ठाढ़ रहि सकैए।

बस स्टेण्डमे उतैरते भैयाकेँ फोन करैत कहलयैन-

“कनी दादीकेँ फोन दियनु।”

फोन लइते दादी बजली-

“के छिअँ बेकला?”

“हँ”

"तोरेले बेकल छी।"

"किए बेकल छी?"

"साल भरिसँ तोरा नइ देखलियौ, तँए मन बेकल भऽ गेल।"

मनमे भेल जे जँ आइ हमहूँ गामे रहितौं, तखन दादी-माँकेँ एना बेकल होइक कोनो सम्भावने ने रहैत। मुदा...। अपनो कमजोरी केतौ-ने-केतौ जरूर अछि। चाहितौं तँ जैठाम नोकरी करै छी तहूठाम दादी-माँकेँ रैखतिऐन तैयो बेकल होइक सम्भावना नै रहैत। मुदा सबालो तँ सबाल छी, दादी तक परिवारकेँ बाहरक नोकरी केनिहार जे कियो रखने होथि, वएह टा ऐ परिस्थितिकेँ आँकि सकै छैथ। पाशा बदलैत आस लगा कहलयैन-

"दादी, ताबे अहाँ चाहपर नजैर दियौ, हम पहुँच रहल छी। दुनू गोरे संगे चाह पीब।"

दादी कि आब ओ दादी छैथ, आब तँ बेटा-पुतोहु, पोता-पोतीसँ भरल-पूरल परिवारक दादी छैथ, तहूमे जखन हमरा देखैले एते बेकल छैथ, तखन हमर चाहक तृष्णा सुनि आरो बेकल हेबे करती। एके मुहेँ, लगले सुरे जोरसँ बजली-

"एक गोरे आगू जा कऽ देखहक, कनियाँ अहाँ जल्दी चुल्हि पजाइर चाहक बरतन चढ़ाउ।"

अपना घरसँ कनी पाछूए रही आकि डेढ़ियापर ठाढ़ दादी-माँपर नजैर पड़ल। मनमे तूफान जकाँ उठि गेल जे पहिने पएर छूबि गोड़ लागि किछु कहबैन आकि पहिने दुनू हाथ जोड़ि फरिक्केसँ कहैत लग पहुँच पएर छूबि किछु कहिऐन। मुदा से भेल नइ, अगुआ कऽ बजैसँ पहिने ऐगला बाहन जकाँ दादीए बजली-

"बौआ, खाइ-पीबैमे दीक ते ने होइ छह?"

दादीक बात सुनि मनमे हँसियो लगए आ ईहो हुअए जे दादी-माँ

परिवारक नमहर इतिहास पुरुख सन छैथ, ओहिना थोड़े बजली। सभ कालखण्डक अपन खण्डित आ बिखण्डित इतिहास अछि...।

..ताबे दरबज्जापर पहुँच गेलौं। सभ किछु पहिनेसँ ओरिया कऽ दादी-माँ रखने छेली। पहुँचते पहिने पएर धो चौकीपर बैसलौं। दादियो-माँ बैसली, चाहो आएल। जेना दादी-माँसँ असगरे कोनो खास गप करब। तहिना परिवारक सभ कियो ओतएसँ सहैट गेला। खाएर जे से...।

दू-घोंट चाह पीब पुछलयैन-

“दादी, आइक समयमे खाएब-पीब कोनो तेहेन समस्या नइ रहि गेल अछि, तखन किए एहेन बात पुछलौं?”

हमर बात जेना दादी-माँक हृदैमे पहुँच गेलैन तहिना बजली-

“बौआ, उकड़ू आ सुकड़ू समय होइ छइ। जइ दिन ऐ घरमे बास लेलौं तइ दिनमे नैहरमे कहियो कोनो खेती-पथारीक काज नइ केने छेलौं। पेट बोनियाँ परिवारमे आबि गेलैं। बाधक खबारक खोपड़ी जकाँ घर, अपना बीतो भरि जमीन नहि। दिनक-दिन बोइन-बुत्ता होइ छल, तइसँ कहुना-कहुना दुनू साँझ भरि पेट कि अदहा पेट खाइ छेलौं...।”

बिच्चेमे दादी ठमैक गेली। जेना आँखिक नोर मुँहमे चलि गेल होइन तहिना। एका-एक बाजबसँ रूकब देख पुछलयैन-

“तब की भेल?”

विस्मित होइत दादी बजली-

“मघाइर समय रहै, दौन-दोगौन, नार-पात समटा गेलइ। बोनिहारक काज हेरा गेल। मुदा से चेतलौं। चेतलौं ई जे, ताबे ससुर जीबते रहैथ, ओछाइन पकैड़ नेने रहैथ, कहलयैन- बाबू, एक गोरेक कमाइसँ परिवार ठाढ़ नइ रहत। परिवार ठाढ़ हएब भेल परिवार जनक ठाढ़ हएब, परिवार-जन ताबे तक नइ ठाढ़ रहत जाबे पेटमे दाना नइ

रहतै। तइले तँ परिवारेक लोक ने सोचि-विचारि किछु करता।"

बिच्चेमे पुछलयैन-

"तैपर ओ की कहलैन?"

कहऽ लगली-

"बौआ, जहिना निरोग युवकक विचारमे आ रोगाएल-बुढ़ाएलक विचारमे पारिस्थितिक अनुकूल बदलाव अबै छै तहिना ससुर कहलैन, नीक-अधलाक विचार करैत आगू डेग उठाएब।"

फेर पुछलयैन-

"तेकर बाद की केना भेल?"

कहलैन-

"नैहरमे खेत-पथारक काज करब वर्जित छल, मालो-जाल तहिना छल। मुदा ऐठाम खेत-पथार जाएब वर्जित नइ अछि। रहल बात परदा-पौसक, सोचलौं तेकरो रस्ता किछु-ने-किछु लगत। खेत-तमनीक समय आबि गेल छल। अन्हार-इजोत तँ रातिये-दिन ने होइए। रातिके पतिक संग कोदरवाहि शुरू केलौं। दू मासक कठिन मेहनैत चारि मासक जिनगी बना देलक। आठे मासक घटबी रहल, जे बोनिहारक अनुकूल समय छीहे। नैहरमे फूलक गाछ रोपि फुलवाड़ीक काज करिते छेलौं, ओहो लूरि रहबे करए। मनमे भेल, फुलबाड़ीए ने बाड़ियो बनैए! तखन तँ फूल-फूलमे अन्तर छइ। कोनो फूल नीक फलो नीक सुगंधो दइए आ किछु सुगंधेटा आ किछु एहनो तँ ऐछे जे ने नीक फले दइए आ ने नीक सुगंधे।"

दादीक बात सुनि मनमे भेल- बाप रे! जँ दादी अबैसँ पहिने मरि गेल रहितैथ तँ एहेन अमृत वचन केतएसँ अबितए। गद-गद मने कहलयैन-

"दादी, अहाँ कहियो ने मरब।"

जेना दादियोकेँ बुझले रहैन तहिना बजली-

"मासमे एक्के दिन मरैक डर होइए, बौआ। बाँकी उनतीस दिन कोन काल हमरा सोझा औत।"

दादी-माँ की कहलैन, से बुझबे ने केलौं। मुदा एक दिन आ उनतीस दिन मन रहल। पुछलयैन-

"दादी, ई की कहलिऐ- एक दिन आ उनतीस दिन?"

दादी बजली-

"बौआ, हमर जनम इजोरिया रातिमे भेल अछि तँए खाली इजोरियाक एकादसीक डर होइए जे कहीं...।"

❑ **साभार : मधुमाछी**

# भँसैत नाह

बेर-बेर ऐ घाटपर नाह-डुम्मीक घटना होइ छै तैयो आन घाटसँ बेसी चलती ऐ घाटक रहिते छइ। बेसी चलतीक कारण ई अछि जे यात्रीक एहेन धारणा बनले छैन जे छह मासक रस्ता नै चली साल भरिक चली। भलेँ कोनो धार किए ने छह-मसुए हुअए।

छह-मसुआ ई भेल जे, जे धार जेठ-अखारमे मोजैर-फुला सौन-भादोमे पूर्ण जुआनी पाबि दुब्बर-दानर सल-सलिआ धारकेँ तेना ने झाँपि दइ छै जे ओ सल-सलिआ धार ऊपरेसँ झँपा जाइत अछि। तेकर कारण ईहो छै जे बादलो बेइमानी करैए, जेना समुद्र ओकरा जल-वायु रूपमे जलधार बनबै छै तेना ओ  बेइमानी करै छै जे केतौ फाटि-फाटि बरसै छै तँ केतौ झकसबो नदारथ कऽ दइ छइ। मुदा तैयो अपन दोख कहाँ मानैए। बुर्ड़ाक भऽ छाती खोलि बजैए जे समुचित दिशामे बढ़ए चाहै छी, मुदा हवाक झोंक तेना ने छिड़िया दइए जे राइ-छीती भऽ जाइ छी।

मेघक दमगर विचार सुनि धार पार करब यात्री मानियेँ लइए। ओना, घाटक चलतीक दोसरो कारण छै जे दोसर-तेसर घाट पार करैमे कनी समेओ बेसी लगै छै आ रस्तो कनी बलुआह टपऽ पड़ै छइ। तँए ओइ घाट सबहक कम चलती रहै छइ।

ओना, तीन बेर नाह-डुम्मी भेल, से सभ यात्रीकेँ बुझल छै मुदा

पानिमे कि कोनो गाछक घटना होइ छै जे हाड़-पाँजर टुटत, तँए जिनगीक तँ एते गारंटी भइये जाइ छै हाड़-पाँजर तोड़ि काहि काटि जे मरब तइसँ नीक ने भेल जे पानियोँ पीब आ डुमकी कटैत प्रवाहो भइये जाएब।

ओना, एहेन घटना पहिनौं भेल मुदा औझुका जकाँ नै भेल छल। जेहने वैतरणी पार करैबला माझी तेहने यात्री। कहू जे कनीए हटि चौरगर धारक पेट छइ। चौरगर भेने ऊपर आबि, गहींरसँ समतल भऽ गेने पार करब अधिक बिसवासू होइ छै, से नै चलि साँकर होइत पार करब उकड़ू होइते अछि। नैयाकेँ ने खेबाक चिन्ता होइ छै आ ने मरैया-जीबैयाक। ओ ने कहियो मरत आ ने घाट छोड़त। तँए जँ गीत गाबि नाह नै चलबए तँ मरदानी की आ बिनु मरदानी जिनगानी की। तहूमे जलतरंगसँ लऽ कऽ कठतरंग धरिक साज-सजल रहत आ बौक भेल देहकेँ कठुऔने रहत तँ कठुआइत-कठुआइत तेना कठुआ जाएत जे बुझबे ने करबै जे कठुआएल छी आकि कठगर। मुदा कठगर बेसी गतिगर होइ छइ।

ओही साँकर पेट देने यात्री सभ ओइ पार जेबाक जोर केलक। ओना, नैयाक मन खतरापर जरूर रहै मुदा यात्रीए जुतिसँ चलब अपन कर्तव्य बुझि बेसी जोरो ने केलक। तेतबे नै रहै, मनमे ईहो रहै जे धार पार करब कर्तव्य छी आकि ई घाट-उ घाट करब। अपनाकेँ भीतरे-भीतर नैया अपमानित जकाँ होइत देखलक। से केना मानैत।

बीच धारक पानि ओहने समटा कऽ तेज भऽ गेल छल जेकरा तोड़ि नाह पार करब कठिन बुझि पड़लै। मुदा यात्रीक ढीठपना एहेन जे जल-प्रवाह भऽ जाइ तँ भऽ जाइ मुदा रस्ता नै छोड़ब। बीच धारमे नाहकेँ पहुँचते नैया बाजल–

“यात्री भाय, समधान भऽ जाउ, भऽ सकैए बीचमे कहीं भकमोड़ ने लऽ लिअए। अपन-अपन भार अपना-अपना ऊपर रहल। हमर केकरो

ने।"

यात्रीक बीच कटौझ शुरू भेल। किछु आगूसँ बानर जकाँ काटब शुरू केलक तँ किछु पाछूसँ मूस जकाँ कटनियाँ करए लगल। मुदा तही बीच एकटा यात्री जोरसँ बाजल–

"जखन नाहमे सवार भेलौं तखन ओइ पार गेने बिना नै छोड़ब।"

ओइ यात्रीक गपक अन्तिम विराम भेबो ने कएल छल आकि अपनेमे कुकुड़-कटौझ शुरू भेल। जोर-जोरसँ एक-दोसरकेँ पकड़बो केलक आ चांगुरक संग दाँतोसँ दकड़ब शुरू केलक। नाह हिलडोल करए लगल। नैया बाजल–

"यात्री भाय, जेकरा जेहेन लूरि-बूधि अछि से तेना बँचब, नै तँ नाहक संग बिच्चेमे डुमि जाएब।"

नैयाक बात सुनि पहिलुके यात्री दोहरबैत बाजल–

"कियो करए आपले माएले ने बापले।"

बजैत धारमे कूदि गेल।

भकमोड़क नाह चकभौर काटए लगल। बामी-दहिनी जलधार पाबि एकोशिया भऽ गेल, बानरक तराजू जकाँ यात्री दोसर दिस झूकि गेल। एकोशिया भार पड़ने नाहो एकोशिया होइत-होइत पनिया गेल। नाहक संग यात्री आ पनियाएल पेट, बिच्चे धारमे डुमि गेल।

❑ **साभार : अप्पन-बीरान**

एक तम्मा सिदहा
एक घोंट पानि
करतब
पहाड़क बेथा
उदय-प्रलय

खेतक बँटवारा
पैंतीस साल पछुआ गेलौं
माघक चाह
घबाह ट्यूशन
चोर-सिपाही

उरीन
गुणहीन
बड़की माता
पोखला कटहर
राकशे रहि गेलौं

मुफतिया माल
हेराएल जिनगी
करिछौंह मुँह
कियो ने पुछैए
अँगनेमे हेरा गेलौं

वर्थ डे
सजल स्मृति
सेहन्ता
धोखा
एक मुठी घास

डुमैत जिनगी
हूसि गेल
ठेलाबला
जीविका
धर्मनाथ

किरदानी
भरमे-सरम
धोखा केतए भेल
मीनी भ्रष्टाचार
सोमनाकाका

पटियाबला
रिक्साबला
पसेनाक धरम
दूधबला
केना जीब?

सझिया खेती
सतभैंया पोखैर
दनियाँ डाबा
अर्जुन रोग
दोसराइत

उकड़ू समय
अवाक
कलंक : 1
बताहे बताह बनौलक
भैयारी हक

केकरा-ले केलौं
केकरो कियो ने
टुटली मरैया
बगबाइर
अपन मन अपन धन

एक धाप जमीन
भैयारी
साझी
सूदि भरना
सीमा-सरहद

चुनवाली
रेहना चाची
बुधनी दादी : 2
पुरनी नानी
एकबोलिया दादी

लछनमान
बिटगरहा
गलफूलू
लाही
पल भरि

छातीक हार
कोढ़िया सरधुआ
पहपैट
भोरक सपना
खोंटकर्मा

गपक पियाहुल लोक
धरमूदासक अखड़ाहा
हमरा नीक नहि लगैए
कर्ज : 1
आब नइ आगि लगैए?

घूर
एगच्छा आमक गाछ
प्रीगर शत्रु
दहेजुआ गाए
गठूलाक गारि

गण्डा
अब-तब
झूठे
उजगी
जेना हाथी रही

कनी हमरो सुनू
नोकरिहारा
अनका बेर ओंघी
लगबे ने कएल
ओ दिन

पान पराग
फोंक मकड़
झकास
ठोररंगू
हकार

ओझरी
दोती बिआह
कचहरिया रोग
नटकिया गति
भारीपन भार बनि गेल

दिन घटि गेल
पछताबा
परिवारक प्रतिष्ठा
पागलखाना
खाए चाहैए

गामे उपैट गेल
खतियाएल घर
किछु ने फुरैए
तिलकोरक तरुआ
पटोर

बेटाक चलैत
उग्रघारा
बेटीक कुभेला
दोहरी हाक
खिलतोड़

बापक चलैत
गाम बिसैर गेल
ठकहरबा
समैयक बेरबादी
न्याय चाही

रिजल्ट
बाल बोध
अपन गारि अपन दुआरि
सरही सौबजा
अउतरित प्रश्न

पनियाहा दूध
कन्हा भँट्टा
फलहार
गावीस मोइस
निनिया देवीक आराधना

कनियाँ-पुतरा
मानसरोवर यात्रा
गामक शकल-सूरत
मितक प्रयोजन
चैन-बेचैन

पाइक इज्जत
माघक घूर : 1
मधुमाछी
मति-गति
नैहराक धाड़

माघक घूर : 2
चहकल विचार
राक्षसक झड़
सद्विचार
पोखरिक सैरात

मनकमना
कटौज
किछु ने
हथियाएल खुरपी
झुटका विदाइ

खुदियाएल
गलती अपने भेल
बत्तु
असिरवाद उलैट गेल
उड़हैड़

जिगेसा

लेहाज

जानक मोल

समर्पण

स्तब्ध

भोरक झगड़ा

शालीनता

पान

पवनक विवेक

हरवाहि

समरथाइक भूत

समता

सुखाएल सूरत

खजाना

मौसी

कर्ज : 2

टुटल मनक जुटान

ऐँठ साड़ी

अस्तित्वक समाप्ति

जाति नहि पानि

विदाइ

कर्तव्यपरायन सुगा

निशाँ

दान-दैछना

माइक वचन

मथाहाथ

पाइक मोल

गंजन

नमहर फेरा

अपन काज

बेटपन

उमेद

एकोटा ने

कथनी नै करनी

मुसाइ पण्डित

घरवास

भूल

बत्तीसोअना

पुरनी भौजी

अर्द्धांगिनी

खटहा आम
बुधि-बधिया
एकता
उमेरक लेहाज
केते लग केते दूर : 1

जितिया पाबैन
धर्मक असल रूप
शिनीची सिनेह
नवान
असुध मन

महिरम
हाथक जिनगी
सिखबैक उपय
दनगर घास
ढकरपेंच

मुसरी आ घोड़ा
जाड़ फाटि गेल
मुँहक बात मुहेंमे
कनीटा बात
गोहिक शिकार

जारैनक दुख मेटा गेल
इज्जत उतैर गेल
चापाकलक पाइप
घसवाहि
चटवाह

दुरकाल
गामक कटान
मेटाइत जिनगी
कपटी मित
अजाति

परदेशी बेटी
घरदेखिया
ऊँच-नीच
ऑपरेशन
फेर पुछबैन

समधीन
कनमन
नमहर घरक चोइर
पटोटन
पुरुषार्थ

पेटगनाह

गंगा नहेलौं

बकठाँइ

गुलेती दास

खर्च

डॉक्टर हेमन्त

मनुखक मूल्य

तीन जुगिया भाय

आश्रम नहि सोभाव बदली

मायराम

शुभचिन्तक

विधवा बिआह

वैष्णवी भगवती

प्रेमी

शंका

मुइलो बिसेबैन

प्रतिभा

केतौ नै

हमर कोन दोख

असगरे

डीहक बटबारा

मूलधन

छूआ

लफ साग

नहरकन्हा

अपन सन मुँह

पाप आ पुण्य

चोरक चोरबती

मातृभूमि

कटा-कटी

हरदीक हरदा

बेरपर

झगड़ाउ-झोटैला

फॉगु

बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक

उलबा चाउर

पतझाड़

धरम काँट

तिलासंक्रान्तिक लाइ

कठफल

असहाज
बाबा बेलेश्वरनाथ
भोँटक गहमी
जेतए जे हौउ
नौमीक हकार

एकतीस मार्च
अगिलह
स्वर्ग आ नर्क
पीरारक फड़
मनकेँ फुसलबै छी

अकास दीप
माघ नहाइले जाएब
अतहतह
चौरचनक दही
तेतर भाइक कविता

अपन रोपल गाछी भुताहि
डभियाएल गाम
अखरा-दोखरा
गाछपर सँ खसला
सोनाक सुइत

बेटीक लिलसा
पुरान साड़ी
अभिनव अनुभव
अड़िकट्टा चोर
उझट बात

बहिन
मर्माहत
अलपुरिया बरी
दुधियाएल बरखा
चोरूक्का झगड़ा

त्राहि-कृष्ण
संकट
काँच सूत
बीरांगना : 2
सोग

विघटन
बगदल गाम
कलंक
उनटन
विद्रूताक मद

क्रान्तियोग

पाही पट्टी

गोहाइर

मरियाएल मन

मदैत नै चाही

बोनिहारिन मरनी

आशापर पानि पड़ल

बुढ़िया दादी

बाबी

बुधनी दादी : 1

क्रियाशील

समझौता

रत्न गमेवाक दुख

भाइक सिनेह

हारि

जाम

विदाइ-दैछना

टाइपिस्ट

गजपट खेती

सुआद

अनेरुआ बेटा

कछमछी

समदाही

वारंट

एकाग्रचित

गलगर भैंस

प्रवल इच्छा

अधखरूआ

मोहरा

भँसियाएल बाल-बोध

दूटा पाइ

अपने केलहा

समुद्री विद्या

बीरांगना : 1

अनुशासन

बिहरन

हारि-जीत : 1

अपसोच

अपन पुरखाक डीह

खलओदार

पढ़ल सुगा बौक
गेल माघ उनतीस दिन बाँकी
मान
बालमण्डली
नीक बोल

कियो ने
स्वरोजगार
झिसीक मजा
लतियाएल जिनगी
सजमनियाँ आम

त्रिकालदर्शी
सड़ल दारीम
बटखौक
स्मृति शेष
बिसवास

हाथी आ मूस
गामक बान्ह
पनचैती
भबडाह
दूरी

गामक मुँह फेर देखब
गुड़ा-खुद्दीक रोटी
चौकीदारी
देव उठान
अनदिना

सुमति
आशापर पानि फेर गेल
चर्मरोग
केतौ ने रहलौं
मुँह-कान

बाबाक बाग-बगिया
पुरस्कार
फुसियाह
गामक सुरता
कचोट

जेकर चुन तेकर पुन
एते दिन अपना-ले आब अनका-ले
रमैत जोगी बोहैत पानि
पनचैती पनपना गेल
जेठुआ गरदा

खसैत गाछ

केते लग केते दूर : 2

कुघाटक मृत्यु

ओऽ होऽ होऽ हूसि गेल

मुड़ियाएल घर

उचितवक्ता

हारि-जीत : 2

हँसीएमे उड़ि गेलौं

मनोरथ

धरती-अकास

विचार हेरा गेल

घर तोड़ि देलिऐ

आजुक जिनगीक आइ परीछा

दोहरी मारि

धुर बुड़ि तोरा बजै ने अबै छौ!

डकरा हाल

सीरक गाछ

परतीहा खढ़

गरदैन कट्टा बेटा

कर्जखौक

सुरता

सगहा

पकिया चेला

अनगढ़ चेतना

धोतीक मान

चुप्पा पाल

जन्मतिथि

दियरबा-भैंसुर

फज्झैत

भुतलग्गू आकि भविसलग्गू

सिरमा

मनुखदेवा

अप्पन-बीरान

सुभिमानी जिनगी

मरूभूमि

मइटुग्गर

आने जकाँ

उमकी

मुँहक खतियान

ओसार

सरोजनी
सुभद्रा
देखल दिन : 1
पड़ाइन
चास-बास दुनू गेल

बेटी हम अपराधी छी
भोलानाथ बाबा
घटक बाबा
इजोरिया राति
भँसैत नाह

शम्भुदास
शिवजीक डाक-बाक्
सजाए
छुटि गेल
कनफुसकी

फाँसी
गति-मुक्ति
बजन्ता-बुझन्ता
अप्पन हारि
कोसलिया

मुसहैन
बिसाँढ़
मत्हानि
तेरहो करम
बात-कथा सुनौलक

बेटीक पैरुख
गैत-वीध
बेवहारिक
ठका गेलौं
साए कच्छे

करिछौन लाली
बलजोर
गति-गुद्दा
कलम हानि कऽ
अकाल

भैंटक लावा
डंका
काल्हि दिन
इमानदार घूसखोर
सनेस : 1

बेर परहक भदवा

केलवाड़ी

हँसैत लहास

बलधकेल कटौज

कान फुटल कप

सड़क-कातक खेत

सनेस

छोटका काका

कुकुरपन

हमर बाइनिक विचार

आइ एम शॉरी

देखल दिन : 2

मेकचो

कामिनी

संगी

ठकुआएल भुसवा

बपौती सम्पैत

दादी-माँ

कचहरिया भाय

एक दिन

५-५ टा कथाक १०० संग्रहक ई पंचदेव शृंखला मैथिलीमे पॉकेट-बुक्सक कमीकेँ पूर्ण करत। जतेक पन्ना, ततेक दाम, मोटामोटी दस-दस पन्नाक कथा। से पढ़ैयोमे सुभितगर आ कीनैयोमे सस्ता। एक उखड़ाहामे एकटा पॉकेट बुक्स खतम भऽ सकए, से साएगो पोथी साए उखड़ाहाक खोराकी भेल। श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-संसारसँ बीछल ऐ सभ रचनाक विषय-वस्तु अहाँक सामाजिक ज्ञानकेँ मोनो पाड़त आ बढ़ेबो करत आ अहाँकेँ सामाजिक प्राणी हेबाक बोधो कराएत। अहाँकेँ अधिकारक संग कर्तव्यक स्मरण कराएत, सरोकारी बनाएत। आ ई सभ मनोरंजनक संग भेटत। मैथिलीक ई पहिल पॉकेट-बुक्स सीरीज स्वागत योग्य अछि। -**गजेन्द्र ठाकुर**

**जगदीश प्रसाद मण्डलजीक रचना संसार :** 1. गीतांजलि, 2. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता- गीत संग्रह। 5. इन्द्रधनुषी अकास, 6. राति-दिन, 7. सतबेध- कविता संग्रह। 8. पंचवटी- एकांकी संचयन। 9. मिथिलाक बेटी, 10. कम्प्रोमाइज, 11. झमेलिया बिआह, 12. रत्नाकर डकैत, 13. स्वयंवर-नाटक। 14. मौलाइल गाछक फूल, 15. उत्थान-पतन, 16. जिनगीक जीत, 17. जीवन-मरण, 18. जीवन संघर्ष, 19. नै धाड़ैए, 20. बड़की बहिन, 21. भादवक आठ अन्हार, 22. सधबा-विधवा, 23. ठूठ गाछ, 24. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 25. लहसन, 26. पंगु, 27.आमक गाछी- उपन्यास। 28. कल्याणी, 29. सतमाए, 30. समझौता, 31. तामक तमघैल, 32. बीरांगना- एकांकी। 33. तरेगन, 34. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 35. शंभुदास, 36. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 37. गामक जिनगी, 38. अर्द्धांगिनी, 39. सतभैंया पोखैर, 40. गामक शकल-सूरत, 41. अपन मन अपन धन, 42. समरथाइक भूत, 43. अप्पन-बीरान, 44. बाल गोपाल, 45. भकमोड़, 46. उलबा चाउर, 47. पतझाड़, 48. लजबिजी, 49. उकड़ू समय, 50. मधुमाछी, 51. पसेनाक धरम, 52. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 53. फलहार, 54. खसैत गाछ, 55. एगच्छा आमक गाछ, 56. शुभचिन्तक, 57. गाछपर सँ खसला, 58. डभियाएल गाम, 59. गुलेती दास, 60. मुड़ियाएल घर, 61. बीरांगना, 62. स्मृति शेष, 63. बेटीक पैरुख, 64. क्रान्तियोग, 65. त्रिकालदर्शी, 66. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 67. दोहरी हाक, 68. सुभिमानी जिनगी, 69. देखल दिन, 70. गपक पियाहुल लोक, 71. दिवालीक दीप, 72. अप्पन गाम- लघु कथा संग्रह।

₹ 50

9 789388 421683

पल्लवी प्रकाशन
जे.एल.नेहरू मार्ग, तुलसी भवन
निर्मली, सुपौल, बिहार : 847452